**JEEVANK KARM JEEVANK MARM**

*Collection of Maithili Stories by Shri Jagdish Prasad Mandal*

**ISBN:** 978-93-93135-14-8
**दाम:** 200/- (भा.रु.)
**सत्त्वाधिकार:** © लेखक (श्री जगदीश प्रसाद मण्डल)
**दोसर संस्करण:** 2023 (पहिल संस्करण: 2021)

**प्रकाशक:** पल्लवी प्रकाशन
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड नं.: 06, निर्मली
जिला- सुपौल, बिहार: 847452
**मुद्रक:** पल्लवी प्रकाशन (मानव आर्ट)

**वेबसाइट:** http://pallavipublication.blogspot.com
**ई-मेल:** pallavi.publication.nirmali@gmail.com
**मोबाइल:** 6200635563; 9931654742

**फोण्ट सोर्स:** https://fonts.google.com/,
https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts
**आवरण चित्र:** श्रीमती पुनम मण्डल, निर्मली (सुपौल), बिहार: 847452
**अक्षर संयोजन:** डॉ. उमेश मण्डल

ऐ पोथीक सर्वाधिकार सुरक्षित अछि। सत्त्वाधिकारी अथवा प्रकाशक केर लिखित अनुमतिक बिना पोथीक कोनो अंशक छाया प्रति एवं रिकॉडिंग सहित इलेक्ट्रॉनिक अथवा यांत्रिक, कोनो माध्यमसँ अथवा ज्ञानक संग्रहण वा पुनर्प्रयोगक प्रणाली द्वारा कोनो रूपमे पुनरुत्पादित अथवा संचारित-प्रसारित नहि कएल जा सकैत अछि।

# समर्पण

मिथिलाक वृन्दावनसँ लऽ कऽ बालुक
ढेरपर बैसल फुलवारी लगौनिहार
संगे नव विहान अननिहारकेँ

# अनुक्रम:

# सुदृढ़ जीवन

सुमन्त कक्काक जिनगी देखि गामभे माने सुखपुरमे किछु गोरेकेँ जहिना सिहन्ता होइ छैन तहिना किछु गोरेकेँ घृणा सेहो होइ छैन। किए किछु गोरेकेँ सिहन्ता होइ छैन आ किछु गोरेकेँ घृणा, से तँ अपन-अपन मनक विचार छैन तँए अनका मनक विचार आन केना बुझि सकैए, मुदा बुझनिहारो एक-पर-एक ओहन डॉक्टर जकाँ छथिए जे रीढ़क हड्डीमे जे मिसियो भरि पीब रहैए तँ ओकरा दूरबीन यंत्रसँ देखि ओहिना निकालि दइ छैथ जेना सी.आइ.डी. विभागक अफसर चोरक जड़ि ताइक चोरी पकैड़ लइए। खाएर जे जेतए अछि से तेतए रहह, अपना कोन मतलब तइसँ अछि। ने डॉक्टर छी जे जड़ि पकड़लासँ फीस भेटत आ ने सी.आइ.डी. अफसर छी जे दरमाहाक संग टी.ए. भेटत। अपना तइ सभसँ कोनो माने-मतलब नहि अछि। तखन तँ भेल जे बेकतीगत विचार सुमन्त कक्काक संग केहेन अछि।

सच बुझी तँ सुमन्त कक्काक जड़ियाएल विचार अपने अखनो धरि नहि बुझि पेलौं अछि। ओना, सुमन्त कक्काक संग बच्चेसँ छी। तेकर कारण अछि दुनू गोरेक घर एक्केठाम अछि।

जखन बच्चा रही तँ सुमन्त काका सियान रहैथ, तखन हुनकर सिनेह जे बच्चा सभपर रहैन, जइसँ टोलक सभ बच्चा हुनकर आदेशो मानैन आ अपने जे काज रहैन सेहो कऽ दैन तहिना अपनो रही जइसँ बच्चेसँ जे सुमन्त कक्काक लाट पकड़लौं से अखनो धरि ओहिना अछि जहिना बच्चामे धेलौं। ओना, सम्बन्धमे कमीसँ बेसी

भेबे कएल अछि। ओ भेल अछि चाह-पान खेने-पीने। सुमन्त काकामे एहेन गुण बहुत दिनसँ छैन जे चाह-पानक सभ ओरियान अपन दरबज्जेपर रखने छैथ। आ पहुँचते कहता जे हौ फल्लाँ असकताएल मन दुआरे बड़ी कालसँ ने चाह पीलौं अछि आ ने पान खेलौं अछि, भने तूँ आबि गेलह। करह ओरियान।

सुमन्त काका मोहनी मंत्र चलबै छैथ आकि अपन अधवेसू जीवनक असकताएल मनक ताप, से तँ वएह जनता मुदा अपना हुनकापर जेते मन खुशी रहैए तइसँ बेसी तामस सेहो उठल रहैए। मुदा से अपन मनकेँ बुझा-सुझा मना लइ छी जे सुमन्त काका किछु छैथ तँ पड़ोसी छैथ। जँ दुनू गोरे मिलानसँ रहब तँ कहियो घर-घराड़ी जमीनक सीमा खातिर झगड़ा नहि हएत। कहब जे किए मन खुशी रहैए आ किए तामस उठैए? अपने ओहन लोक छी जेना दुनियाँक लोक छैथ। एक दिस देखै छी जे पएरे चलैक बदला साठि किलोमीटर चलैबला सवारी भऽ गेल अछि। जैठाम घन्टामे एक कोस चलै छेलौं तैठाम बीस कोस चलए लगलौं, तइसँ किनको दुख-सुख बुझैक एते समय नहि अछि जे निचेनसँ एकठाम बैस दुख-सुखक मुँहमिलानी करब। मोटर साइकिलपर बैसल रहै छी, कानमे मोबाइल फोन लगौने रहै छी आ गप-सप्प करैत रहै छी। तँए कहब जे एहेन लोक नहि छैथ जे भरि-भरि दिन टी.वी., कम्प्यूटर खोलि क्रिकेटे-शतरंज नहि देखै छैथ सेहो बात नहियेँ अछि। अखनो एहेन अछिए जे सबेर-सकाल, माने दस बजेमे स्नान-भोजन कऽ ताशपर बैस जाइ छैथ आ साँझमे जखन चाहक तलक लगै छैन तखन खेलसँ उठै छैथ। भाय, दुनियाँ छी, जाबे धरम-करम अछि ताबे पतन-करम सेहो रहबे करत। तेतबे किए कहबै, जाबे ज्ञानक इजोत रहत ताबे अज्ञानक अन्हार सेहो रहबे करत। मुदा तइ सभसँ अपना कोन मतलब अछि। अपन मतलब

अछि जे सुमन्त कक्काक विचार जहिना सोझराएल रहै छैन तहिना घुड़छियाएलो रहिते छैन। सोझराएल विचार देखि खुशीसँ मानि खुशी होइ छी आ जे घुड़छियाएल विचार रहै छैन, जेकरा अपने बुझैक बदला आरो घुड़छिया जाइ छी तखन तामस उठैए। यएह कारण अछि सुमन्त कक्काक ऊपर तामस आ खुशीक।

परसू साँझमे एकटा बिहाड़िक झोंक उठल। माने गोसाँइ डुमैकाल उत्तर-पच्छिम कोणसँ बिहाड़ि उठल, केते गोरे बजला जे भण्डार कोणक बिहाड़ि छी, अपने की बाजब से फुरिये ने रहल छल। किए तँ अखन तक मन यएह मानि रहल अछि जे समुद्रसँ जुआरि उठैए। ओना, चैत-बैशाख मासमे पच्छिम-उत्तर कोणक बिहाड़ि सेहो उठैत देखिते आबि रहल छी, मुदा अपना ऐठाम एहनो तँ कहल जाइते अछि जे 'जे भोज नहि खाइ, तइमे पारा मरौ।' तहिना अपने जखन भूगोलक शिक्षक बनि विद्यालयमे पढ़बै नइ छी, तखन ओइ सभसँ माने भूगोलसँ मतलबे किए राखब।

बिहाड़िक झोंक शुरूमे कनियेँ बुझि पड़ल तँए बेसी सावधान होइक जरूरत मनमे उठबे ने कएल। बिहाड़िये छी, जहिना आएल तहिना जाएत। मुदा से भेल नहि, चारू भरक गाम सभमे सुनए लगलिऐ जे लोक सभ हल्ला करैत बाजि रहल छल जे 'दानो एलौ, दानो एलौ, लाबै जो लाठी आ रेबाइरकऽ भगा नइ तँ घर-दुआरक कोनो ठेकान नहि रहतौ.!' सएह भेबो कएल, गामक लोक लाठी लऽ कऽ खूब हल्ला करैत दौड़ल। अपना गतिये बिहाड़ि उठल छल आ अपना गतिये शान्त भऽ गेल। मुदा मनमे ओझरी लगि गेल जे बिहाड़ि लाठी हाथे भगौने भगल आकि हवे-वसात छल, आएल आ गेल? मनमे कोनो थाहे ने लगए जे की भेल। सुमन्त काका एहेन-एहेन प्रश्नकेँ गप्पक चुटकी जकाँ तेना सोझरा दइ छैथ जे नहियोँ मानैबलाक मन मानियेँ जाइ छैन। विदा भेलौं सुमन्त कक्काक ऐठाम

जे अखने किए ने पुछि कऽ नीक जकाँ बुझि ली। जहिना मनमे जिज्ञासा उठल तहिना शान्त भऽ विलीन सेहो भऽ जाएत। ओना मनक उद्वेग तेते जोर मारलक जे बुझैक जिज्ञासा आरो बढ़ि गेल। मुदा लगले अपने मनमे विचार उठि गेल जे अखन जँ सुमन्त काका ऐठाम जाइ आ ओ जँ कोनो काजमे बाझल होथि तखन हुनका बरदा कऽ पूछब नीक नहि.! गप्पे-सप्प छी, एकर कोनो जड़ि-पालो अछि। खरहीक गाछ जकाँ पन्ना-मे-पन्ना छुटैए। मुदा समय दिस जखन नजैर उठेलौं तँ बुझि पड़ल जे सुमन्त काकाकेँ चाह पीबैक बेर छैन, अखन ओ चाह पीबैले बैसल हेता। धड़फड़ा कऽ विदा भेलौं। ओना, दुनू गोरेक घर एक्केठाम अछि मुदा हुनकर दरबज्जा उत्तर-मुहेँ छैन आ अपन दरबज्जाक मुँह दच्छिन-मुहेँ अछि, तँए एकठाम घरक सीमान रहितो कनी दूर तँ भइये गेल अछि। परिवेशो एहेन बनियेँ गेल अछि जे पड़ोसीक कोन गप्प जे परिवारक भीतर दुनू परानीक (पति-पत्नीक) बीच सेहो जीवनक दूरी बनियेँ रहल अछि।

एक गोटा जइ सम्प्रदायक छैथ दोसर गोटा तइसँ भिन्न दोसर सम्प्रदायक भऽ जाइ छैथ। सभ सम्प्रदाय अपना-अपना ढंगसँ जीवनक धार प्रवाहित करिते अछि। तैसंग मनमे ईहो रहिते छैन जे सभसँ नीक सम्प्रदाय अपन अछि बाँकी सभ अधला।

संयोग नीक रहल, सुकृत्या काकी जाबे चाह लऽ कऽ आँगनसँ निकैलतैथ तइसँ पहिने अपने पहुँच गेलौं। जे सुकृत्या काकी सेहो देखि लेली। दरबज्जापर पहुँचते बजलौं-

“गोड़ लगै छी, काका.!”

आने दिन जकाँ सुमन्त काका असीरवाद दैत बजला-

“खूब दनदनाइत चलह भातीज।”

मने-मन सुमन्त काकापर तामस उठि गेल। तामस उठैक कारण भेल जे बिनु बुझने-सुझने सुमन्त काका असीरवाद किए एहेन दऽ देला.? जहिना अन्नकेँ सूरा तरेतर खा जाइए, कागज-किताबकेँ दीमक खा जाइए तहिना अपन मनकेँ चिन्ताक दीमक तेना चाटि रहल अछि जे जीब कठिन भऽ गेल अछि आ तैठाम सुमन्त काका असीरवाद दइ छैथ जे खूब दनदनाइत चलह। से हुनका अपना सन असीरवाद देब भेलैन। मुदा चाह वा कोनो अम्मलक तृष्णा जहिना मनकेँ लरगुज बना दइए तहिना अपन मन लरगुज भऽ गेल। किछु ने बजलौं।

दू गिलास चाह छिपलीमे नेने सुकृत्या काकी दरबज्जापर पहुँचली। चाह देखि सुमन्त काका बजला- "छुधानन, भनसियाक हिस्सा तूँ पीलहून।"

सुमन्त कक्काक मन मानि गेल छेलैन जे पत्नी दू गिलास चाह दुनू परानी ले बनौने हेती, तइ बीचमे छुधानन पहुँचल अछि। अखनो मिथिलाक महिलामे ई गुण पूर्ण जीवित अछिए जे अकलबेरामे सेहो, अकलबेरा भेल जइ काजक समय ससैर गेल, जँ कियो अतिथि-अभ्यागत दरबज्जापर अबै छैथ, तखन पुरुखक हिस्सामे तँ कटौती नहि होइ छैन, तेकर कारण सोझो-सोझी भेल, मुदा महिला अपन हिस्सा काटि अतिथि-अभ्यागतक मान-सम्मान रखिते छैथ। ओना, सुमन्त कक्काक नाड़ीक, नाड़ी भेल जीवित जिनगीक गति, पता अपनो अछिए जे गहींरगर पोखैर जकाँ, जइ पोखैरमे अथाह पानि रहितो थीर रहैए, काका तहिना छथिए। भुतही-बलान धार जकाँ नहि जे अपन पेट बालुसँ भरल अछि मुदा ठेहुनो भरि पानिक धाराक वेग आनि सभकिछुकेँ खसा-पड़ा कऽ जान तक लऽ लइए। सुमन्त काका अथाह पोखरिक पानि जकाँ सदिकाल असथिर रहिते छैथ। अछींजलक घाटसँ, माने भेल जइ

घाटपर सँ पूजा लेल अछींजल पानि भरल जाइए, लऽ कऽ माल-जालक गोंत-गोबरकेँ धुअए-बला घाटक संग लोकक नहाएबसँ लऽ कऽ मल-मूत्र धरि धोइक घाट सेहो छैन्हे। बजलौं-

"काका, काकी आगामी लोक छैथ, ओ एक-आध गिलास चाह हमरा सन-सन हेराएल-भोथियाएल लोक ले बेसी कऽ बनैबते छैथ, तखन अपन हिस्सा पीलौं आकि काकीक हिस्सा पीलिऐन?"

ओना, सुकृत्या काकीक मन अपने बौआइत-ढहनाइत रहैन जे अपन सेवासँ जँ कनियोँ किनको मनमे तृप्तिक तृप्ति होइ छैन, तँ वएह ने मनुक्खक मानवीय मूल वृत्ति भेल। हमर विचारकेँ सुमन्त काका मने-मन जेठुआ बरखा जकाँ जेना चाटि गेला तहिना किछु ने बजला। मुदा सुकृत्या काकी बजली-

"अपना ले चाह अछिए। आ जँ नहियेँ रहैत तँ की होइतै। चुल्हि पजरले अछि, फेर बना लैतौं।"

समयकेँ दुरि होइत देखि आकि अपन कोनो काजक धड़फड़ी मने-मन देखि सुमन्त काका बजला-

"आन दिन जइ समयपर छुधानन अबै छेलह, तइसँ हटल समयपर देखै छिअ, किछु विशेष बात की?"

सुमन्त कक्काक विचार सुनि मनमे उठल जे भरिसक हुनकर कोनो काज पछुआएल छैन, तइ धड़फड़ीमे छैथ, मुदा ईहो लूरि तँ काकाकेँ छैन्हे जे कोनो काज माने जीवनक मूल तात्त्विक काजकेँ कहियो मरए नहि दइ छैथ। एक तँ अपन ओहन जीवनक कर्मशीलताक क्रियमान लूरि छैन जे जीवनक हर जीवित पहलूकेँ माने क्रियाकेँ जीवनसँ जोड़ि अमृतत्वक घोंट पीआ पालै छैथ, जे मृत्युक सम्भावने ने रहै छैन। जँ कोनो भूल-चूक वा आपैत-विपैत भइयो जाइ छैन तँ तेकरा ओ प्रकृत प्रदत बुझि मुकाबला करै छैथ।

..बजलौं-

“काका, ओना घरपर सँ एक्केटा विचार लऽ कऽ चलल छेलौं, मुदा ऐठाम आबि एकटा विचार आरो उपैक गेल, तँए दूटा विचारक विचार पूछए चाहै छी।”

अपन काजक हाजिरी दैत सुकृत्या काकी सेहो बजली-

“भने अखन दुनू बापूत छी, माने चाचा-भातीज, तँए हमरो काज नीक हेबे करत।”

काजक भार देखि आकि काज करैक मनक झोंक उठने सुमन्त काका बजला-

“एते भूमिका बन्हैक कोन काज अछि। असथिरसँ बाजू। भेल तँ एतबे ने जे अपन काज कुसमयेमे बदैल गेल। चाह पीबिये लेलौं कनी पान खुआ दिअ। आ जेते जे मनमे औक-वमन अछि जइसँ मन हदमदाए नहि, ओकरा वमने कराएब नीक हएत।”

सुकृत्या काकीक विचार दिस बढ़ैत देखि सुमन्त काकाकेँ अपना दिस मोड़ैत बजलौं-

“काका, ऐसँ नीक समय बाढ़िये मासक होइए, जे लोक खराँतक अन्न खेबो करैए आ छुतेबो करैए आ उनटाकऽ खराँतकर्ताकेँ गरियेबो करिते अछि।”

अपना जनैत जे बाजल छेलौं, तइ बुझैमे सुमन्त काकाकेँ भेद भऽ गेलैन जइसँ मनक गम्भीरता एने मुँहक रूप बदैल गेलैन। ओना, बजैक मन हेबे करैन जे किए ने छुधाननकेँ कहि दिऐ जे जहिना लोक अपन जिनगीकेँ अपने बिगाड़ि अनकर दोख लगबैए तहिना जेकरा सरकारी बुझै छी ओ अपने छी। जीवनक लेल संस्थाक जरूरत होइते अछि। मुदा से बजला नहि, प्रश्नकेँ पतियानी लगबैत पत्नी (सुकृत्या) दिस देखैत बजला- “अहाँ तँ घरक लोक

छी, तँए पहिने छुधाननक विचार विचारि लेब उचित हएत?"

ओना सुकृत्या काकीकेँ मनमे जेते तृप्ति सुमन्त कक्काक विचारसँ नहि भेलैन तइसँ बेसी तृप्ति, आने स्त्रीगण जकाँ अनकर घरक अकची-दोकची सुनैले भेलैन। जहिना सुकृत्या काकी आँखि ठाढ़ केलैन तहिना कान सेहो ठाढ़ करैत पतिक जवाब सुनैले तैयार भेली। ओना, सुमन्त कक्काक मनमे ईहो उठैत रहैन जे जहिना घर-अँगना वा रस्ता-पेराकेँ बाल-बच्चा हगनी-मुतनीसँ बाधित करैए मुदा तेकरा चेतन माता-पिता एक मुट्ठी छाउर वा एक मुट्ठी माटि दऽ झाँपि अपन रस्ताकेँ बाधित नहि हुअ दइ छैथ तहिना पत्नीक प्रश्नपर एक मुट्ठी माटि वा छाउर छिड़िया कहि दिऐन जे वेद भेद बुझब छी। बजैक क्रममे लोक भेदकेँ वेद कहि भेदिया दइए। मुदा वेदक मूल रूप भेदकेँ वएह बुझै छैथ जे जीवनक भेदक शील शालीनताकेँ बुझै छैथ। मन मारि सुकृत्या काकी दुनू गोरे, माने सुमन्तो काका आ छुधाननोक बीच बैस गेली। ओना, सुकृत्या काकीक मनमे ईहो विचार उठैत रहैन जे जखन दुनू प्राणीक बीचक बात छी तखन अनेरे धड़फड़ेबे किए करब। दिन-राति एकठाम रहबाक अछि। जिनगीक कोनो आदि-अन्त अछि जे केते दिन जीब आकि नहि जीब। शेष जिनगी तँ बाँकीए अछि। तइले अचेत किए बनल रहब। किए ने सचेत बनैक दिशामे बढ़ब।

सुमन्त काका बजला- "छुधानन, ऐठाम एलापर जे प्रश्न भेटलह, पहिने सएह बाजह?"

अपने जेना बरहबर्खा फल नारियल जकाँ फल भेट गेल हुअए तहिना तिरपित होइत बजलौं- "काका, अहाँ असीरवाद देलौं जे दनदनाइत जीबह, से केना?"

परवा-पौरुकी जकाँ सुमन्त काका मने-मन घुटकए लगला, मुदा अथाह रूप माने जीवनक विराट रूप देखि मन घुमि गेलैन।

विराट रूप की? ऊपरसँ मनुक्खक साढ़े तीन हाथक शरीर सभ देखबो करै छी आ बुझबो तँ करिते छी जे एहेन शरीरक काज की छी। ऐठाम भेद अछि। एक देखब ई भेल जे शरीरक बाहरी रूप देखलौं आ दोसर भेल शरीरक भीतर विराट रूपकेँ देखब। शरीरक भीतर केतेक अणु-परमाणु इत्यादि अछि तेकर की शक्ति छै। खाएर जे अछि जेते अछि तइसँ सुमन्त काका आ छुधाननकेँ कोन मतलब छैन। मतलब छैन अपन दिनानुदिनक जीवनसँ। अनभुआर अनाड़ी जकाँ सुमन्त काका बजला-

"से की छुधानन?"

बजलौं-

"काका, तेहेन कोरोना बेमारी दुनियाँमे पसरल जे कनियोँ जँ हुसि जाइत तँ दुनियेँ लोप भऽ जइतै, माने दुनियेँ मेटा जाइत। मुदा से लोक चेतलक।"

अपन विचारक प्रवाहमे आकि सुमन्त काका अप्पन मनक विचारक प्रवाहमे, बजला-

"भने कलयुगक अन्त भऽ जाइत, छुधानन। हवे-बिहाड़िमे कलयुग चलि जाइत आ सतयुग चलि अबैत। मुदा से रोकनिहारक बुड़िबकी छी किने। वएह सभ ने, माने जे सभ दुनियाँकेँ बचौलक, धरतीपर सतयुगकेँ एबासँ सेहो रोकलक।"

सुमन्त कक्काक विचार कोनो भाँजपर चढ़बे ने कएल। किए तँ अखन तक अपनो यएह बुझै छी जे सतयुग, त्रेता, द्वापर आ कलयुग चक्र गतिसँ चलैए। केते सतयुगो बीतल, केते त्रेतो बीतल। फेर जखन मने-मन विचारी जे गतिशील दुनियाँ अछि ओ आगुए मुहेँ चलैत रहत, पाछू घुमि नहि ताकत। तखन मन बगैद जाए। किए तँ भाँजपर चढ़बे ने करए जे जखन आगू मुहेँ दुनियाँ गतिशील

अछि जइसँ सतयुगक ओ आदिम समाज मेटाकऽ कलयुगक वैज्ञानिक समाज बनि गेल, मुदा तखन उनैट कऽ फेर ओ जंगली रूपमे केना बदलत? अन्तो-अन्त मनक विचारक फरिछौठ नहियेँ भेल। जइसँ मन अकछए लगल। अकछाइत मने बजलौं-

“काका, कोन दुनियाँक फेड़मे पड़ै छी, ओ जहिना जीव-जन्तुक संग मनुक्खकेँ जन्म दइए तहिना सभकेँ चाटि-पोछि कऽ खा पेटेमे पचाइयो तँ लइते अछि।”

अपना जनैत सुमन्त काकाक मनकेँ दुनियाँ दिससँ मोड़ि अपना दिस आनए चाहै छेलौं से भेल नहि। दुनियाँक ओझरीमे ओझरा सुमन्त काका सोझरबैत बजला-

“छुधानन, जहिना दुनियाँ लोककेँ ठकैए तहिना लोको दुनियाँकेँ ठकिते अछि। तँए ठक सबहक फेड़ामे अपना सभ किए पड़बह।”

सुमन्त काका अपना मने की बजला से अपने मने ने अपनो बुझबो करता किने। तैसंग मनमे ईहो उठि गेल जे एहनो विचारक चलैन तँ समाजक वातावरणमे अछिए जे दुनियाँ ओहन दुनियाँ छी जइमे धर्मात्मा सेहो छैथ आ पापात्मा सेहो अछि। इमानदारो छैथ आ बेइमानो तँ अछिए। तहिना चोरो-चहार अछि आ सन्तो-सन्यासी तँ छथिए। तैठाम एकहरफी सभकेँ ठके केना बुझब। फेर अपने मनमे उठल जे लत्ती गाछ जकाँ जे मुड़ी-सँ-मुड़ी छोड़ैत चलब तखन एक जड़ि रहितो मचानपर चतैर जाएब। जइसँ अपन जे जड़िक प्रश्न अछि ‘दनदनाइत जीबैक’ से तर पड़ि जाएत। सुमन्त कक्काक विचारमे मोड़ दैत बजलौं-

“काका, अनेरे किए समयकेँ दुइर करब। अपने जे दनदनाइत जीबैक असीरवाद देने छेलौं, तइमे साल भरिक बीच अपन दशा की

भेल अछि, तेकरा बिनु बुझने अपने बाजि देलिऐ।”

ओना, सुमन्त कक्काक मनमे खढ़ो भरि दुख तेकर नहि भेलैन। जे छुधानन एहेन बात किए बाजल। उनटे मनमे उठि गेलैन जे किए ने दू-दिशिया दुनियाँक परिचयसँ छुधाननक मुँह मीठा दिऐ जे अपने दनदनाइत जीबैक बाटक बात पकैड़ लेत। जइसँ हँसैत-खेलैत जीवनक बाटकेँ बाते-बातमे टपि जाएत। सुमन्त काका बजला-

“छुधानन, दुनियाँ विचित्र बनि गेल अछि। एक चित्र जँ रहैत तँ बुझैमे थोड़ेक असान होइत, मुदा से अछि नहि।”

सुमन्त कक्काक विचार जेना हृदयकेँ छेद देलक जइसँ छलमलाहट उठल, बजलौं-

“से की काका?”

जएह विचार सुमन्त कक्काक मन बजैले उत्प्रेरित करैत रहैन सएह बात भरिसक हमहूँ पुछि देलिऐन। ई भाँज सुमन्त कक्काक बिसवासू बोलक स्वरसँ बुझि पड़ल।

अखन धरिक साठि बर्खक जीवन सुमन्त कक्काक ओहन रहलैन जे सइयो धार्मिक सम्प्रदायक बीच, सइयो जाइतिक बीच आ सइयो पेशासँ जुड़ल पेशेवरक बीच जीवनक एक दिशा रहलैन, जइसँ मनमे एते बिसवास बनियेँ गेल छैन जे जीवन केना जीवन बनि जीवित रूपमे चलैत चलत। सुमन्त काका बजला-

“छुधानन, सृष्टिक रचने दू दिशामे भेल अछि। एक दिशा छी अद्वैत आ दोसर दिशा छी द्वैत। रोग अहीठामसँ पकैड़ लेने अछि।”

सुमन्त कक्काक विचार सुनि अपन मन ओइ रोगी जकाँ मानि गेल जे भदवरिया पटुआ सागक गुण बुझि अपन कफक बेमारीक बात अपने बुझैए। तहूमे राति-के भातक संग खेलहा तँ आरो बेसी

बुझैए। बजलौं-

"काका, लोको जीबै दिअए तखन ने निचेनसँ जीब। तेहेन लॉक-डाउनमे पड़ल छी जे सौंसे घरक तलासी भऽ गेल।"

हमर बात सुनिते सुमन्त काका बजला किछु ने मुदा मुँह दाबि हँसला नहि सेहो हँसबे केलाह। ओना, मनमे ईहो उठैत रहैन जे स्वतंत्र जीवन की छी, से छुधाननकेँ बुझा दिऐ। किए तँ भविष्यक निर्माण अपन विचारानुकूल तखन ने हएत जखन स्वतंत्र रूपसँ ओइ दिशाक नीव पड़त। मुदा बजला किछु नहि।

❑

शब्द संख्या : 2587, तिथि : 14 नवम्बर 2021

# सागवानक बागवानी

मिथिलाक गाम अखनो गाम छीहे, भलेँ जइ रूपमे गामकेँ बुझै छी तइसँ किछु बदलल रूपमे किए ने भऽ गेल हुअए।

साँझू पहर-के हमरासभक बैसार भविसलाल काका ऐठाम सभ दिन होइए। भविसलाल काका कर्मनिष्ठ लोक तँ छथिए जे उदार सेहो छैथ। जहिना भविसक आशामे कर्मनिष्ठ लोक उदार बनि कोनो उद्यमकेँ अपनबै छैथ तहिना भविसकाल काका सेहो अपनौने छैथ। ई अपन एकदिना जिनगी बना जीबै छैथ जइसँ आमद-खर्चक हिसाब लिखैले बही-खाता वा डायरीक जरूरत नै पड़ै छैन। कक्काक बान्हल जीवन रहने शरीरोमे एहेन गुण आबिये गेल छैन जे चाह पीबैबेर चाहक तृष्णा, खाइबेरमे खेबाक तृष्णा आ सुतैबेर सुतैक तृष्णा जहिना अपने जागि जाइ छैन तहिना गप-सप्पक बेर गप-सप्पक तृष्णा सेहो जगिते छैन। बान्हल जीवन, तँए बान्हल आमदनी रहने भविसलाल काका खेबा-पीबाक पूर्ण आजादी रखने छैथ। जइसँ ने कहियो मुँहदुस्सी रोग पकड़लकैन जे फलतुआ सभ चाह-पान खाइ दुआरे दरबज्जापर अबैए आ ने चाह-पानक कोनो हिसाब बे-हिसाब भेल छैन। तहूमे समयक संग तेना बहि गेल छैथ जे चाह बनैक इंजन तक लगेमे रखने रहै छैथ। तैसंग रोटी बनबैबला आ तरकारी-दालिबला सेहो छैन्हे मुदा तेकरा सभकेँ कातमे रखने छैथ, निर्धारित समयपर ओहो मशीन सबहक उपयोग करै छैथ।

संयोग एहेन भेल जे हम पहिने पहुँचलौं आ बसन्तलाल भाय कनी पाछू-के पहुँचला। पहुँचते बसन्तलाल भाय बजला- “काका, अपनेक विचार बीस सालक पछाइत आब बुझिमे आएल। जँ ओइ दिन बुझने रहितौं, माने बीस बर्ख पूर्व, तँ औझुका पछताबा नइ होइत।”

बसन्तलाल भाइक बात हमहूँ सुनलौं आ पाँच-छह गोरे आरो जे बैसल रहैथ सेहो सभ सुनलैन आ भविसलाल काका तँ सुनबे केलाह। ओना, भविसलाल काकासँ सम्बन्धित विचार छल तँए अपन मन मनाही केलक जे बीचमे किछु बाजब उचित नहि। मुदा कोनो धारक पानि जहिना असथिर गतिये चलैए आ कोनो तेजो गतिये सेहो चलिते अछि जइमे पैसला पछाइत जहिना अपन सुधि-बुधि बदैल जाइए तहिना अपनो सुधि-बुधि बदैल गेने बजा गेल-

“बसन्त भाय, अहाँ तँ पचीस साल पुरान स्नातक छिऐ, माने बी.ए. पास, तखन जे बीस साल पहिलुका केलहाक पछताबा आइ किए भऽ रहल अछि?”

ओना, भविसलाल काका सेहो आँखि उठा देखलैन। जइसँ जहिना ओ नजैर देलैन तहिना अपनो नजैर हुनकर नजैरकेँ देखि लेलक। जइसँ बुझि पड़ल जे भविसलाल काका किछु मोन पाड़ि रहला अछि। किए तँ बीस साल पहिलुका गप छी। तैबीच कोसी-कमला धारक केते पानि बहिकऽ समुद्रमे चलि गेल। अपनो जीवनमे हजारो-लाखो विचार उठले हएत, जइमे किछु क्रियोगत भेल हएत आ किछु ओहुना निवंशो मरले हएत।

बसन्तलाल भाय पचीस बर्ख पहिने बी.ए.पास केने छला। सात भाए-बहिनक बीच बसन्तलाल भाय असगरे भाँइमे। नीक विद्यार्थी, नीक सोभाव सभ दिन रहलैन, जइसँ अपन छबो छोट

बहिनकेँ बेवहारिक जीवन जीबैक लूरि नीक जकाँ सिखा देलखिन। परिवार कोनो हुअए मुदा समाजक जे रूप महिलाक लेल बनि गेल अछि ओ कुदरूप भइये गेल अछि। ओइ कुदरूपताकेँ वएह महिला धोइ सकै छैथ, जिनका अपन जीवन आ जीवनक प्रति अटूट बिसवास बनि गेल होनि। जे अपन जीवनकेँ अपना हाथ-मुट्ठीमे राखि आगूक समयक संग चलैक लूरि सीखि नेने होइथ..। यएह सोच बसन्तलाल भायकेँ अपन बहिन सबहक प्रति रहलैन तँए बहिनो सभ एक-सँ-एक अपन परिवारकेँ सम्हारि चलिते छैन। जइसँ सभ बहिनक अपन-अपन ओहन पारिवारिक जीवन बनि गेल छैन जइमे एक्के चुल्हि-चौकापर बैस सभकियो खेबो-पीबो करैए आ अपन-अपन काजक दौड़ पकैड़ सेहो चलिये रहल अछि।

आजुक समाजमे जे महामारी रोग मनुक्खमे पकैड़ रहल अछि ओ श्रमहीनक दिशामे ढरकब छी। जइसँ मनुक्खक बीच हजारो रोगक जन्म हेबे करत। जखने से भेल तखने आधा-आधी मनुक्खक मृत्यु महामारीसँ हेबे करत। तइले ते लोक अपने ने चेतत। कियो जँ चेतौनी देबे करतैन लेकिन करत तँ लोक अपने मने।

बसन्तलाल भाय भविसलाल काका दिससँ मुँह घुमा हमरा दिस करैत बजला-

"हौ बतहू! भविसलाल काकाकेँ सभटा बुझल छैन, तहूमे तेहेन मोन रखैक यादास्त शक्ति छैन जे हम सभ कोनो बात बिसैर जाइ छी आ हिनका मोने रहै छैन। मुदा अखन मोन पड़ि गेल हेतैन जे जहिना तीस साल पूर्वक मन आबि कहए लगै छैन जे फल्लाँ इस्वीमे हाइ स्कूलमे रही आ लोकक बाड़ी-झाड़ीक आम-लताम तोड़ि-तोड़ि खाइत रही।"

ओना, भविसलाल कक्काक मन बीस साल पहिलुका विचारमे

जरूर घुमए लगलैन मुदा अथाह जंगल-झाड़ रहने सुनल गप्प भाँजेपर ने चढ़लैन। भाँजोपर केना चढ़ितैन? जैठाम माने जइ समाजमे दू दिशाक दूटा पैघ कारखाना बैसल रहत आ तेकरा इर्द-गिर्द सइयो रंगक निरमात्री मशीन सेहो बैसल रहत, तैठाम कोनो चीजकेँ भँजिया कऽ पकड़ब बाल-बोधक खेलौना नइ ने छी.! ..अपन वौआइत मनकेँ रोकि भविसलाल काका बजला-

“बसन्त, नीक जकाँ मोन नइ पड़ि रहल अछि, तँए कनी सेरियाकऽ कहह?”

बसन्तलाल भाय बजला-

“वएह सागवानबला.!”

अपना जनैत बसन्तलाल भाय भविसलाल काकाकेँ मोन पाड़ि देलखिन मुदा हुनका मोन पड़ि गेलैन नेपालक सागवानक बोन। माने, पचास बर्ख पूर्व जे भविसलाल काका बराहक्षेत्र गेल छला आ तहिया जे सागवानक बोन देखने रहैथ से मनमे नाचि उठलैन। भविसलाल काका बजला-

“माटिक गुण-शक्तिक कारणेँ नेपालक जंगली-इलाकामे कोनो फल वा लकड़ी जे पहाड़ी-पथरीली भूमिपर होइए तइ अनुपातमे तराइ-इलाकामे भिन्न होइते अछि। तैठाम जँ पाइयक आँकमे एक्केरंग हिसाब लगाएब तखन ओ हिसाब गड़बड़ भइये जाएत किने।”

भविसलाल कक्काक विचार आ बसन्तलाल भाइक विचारमे तरपट देखि अपने वौआइत रही। शुरूमे जे मनमे भेल छल जे बसन्त भायकेँ अपन विचार देबैन, से उकड़ूमे पड़ि गेने मनेमे रहि गेल। मुदा तैयो अपन मनक जिज्ञासा उठिते रहल। बजलौं-

“बसन्तलाल भाय, अहाँ दुनू गोरेक विचारक बीच हम तेहाला

भेलौं, तेहालाक माने भेल निरगुण। तँए पहिने दुनू गोरे एक विचारमे आउ। पछाइत ने देखल जाएत जे की दुरगुण आ की सुरगुण।”

जहिना अपने बजलौं तहिना भविसलाल काका सेहो बजला-

“बसन्त, कनी फरिछाकऽ तोहीं बाजह।”

अधलो काज केलापर जँ समाजक बीच बजैक समय भेटैत रहए तइसँ प्राश्चित कटिते अछि। जइसँ ओ अधला काज तर पड़ि जाइते अछि। मुदा तइसँ चीत-पट, माने हारि-जीतक बीच तरपटो तँ होइते अछि जइसँ कहियो फरिछौठ थोड़े हएत? जखने फरिछौठ नहि भेल तखने औन्हा समय बनत। जे अधलाहकेँ फड़ै-फुलाइले बेसी अनुकूल भऽ जाइए। एकटा भारगाड़ी तरमे पड़ि जाइए आ दोसर माल-गाड़ी पकैड़ छुड़छुड़ी जकाँ छुड़-छुड़ाकऽ आगू बढ़िये जाइए। ओइ बढ़ैक पाछू लोक नहि मलकत तँ केतए मलकत..!

बसन्तलाल भाय बजला-

“बतहू, भविसलाल काकाकेँ तँ सभटा बात बुझले छैन, भऽ सकैए अखन मनसँ उतैर गेल होनि, मुदा जखने चर्चा शुरू हएत कि भगजोगनी जकाँ अपने मनमे भुकभुक जागए लगतैन, मुदा तोहूँ कनी कान ठाढ़ कऽ कए सुनह।”

ओना, सुनैक अपन मन बनले छल मुदा बसन्तलाल भाइक अँड़पेनसँ आरो जिज्ञास बढ़ि गेल जे भरिसक बसन्तलाल भाय नमहर चोट खेने छैथ तँए नीक जकाँ सुनबए चाहि रहला अछि। बजलौं-

“बसन्तलाल भाय, खढ़िया जकाँ सदिकाल लोक कान ठाढ़ नहि राखत तँ मारि खेबे करत किने।”

अपना जनैत बसन्तलाल भायकेँ प्रोत्साहन देलिऐन, भलेँ बसन्तलाल भाय जे बुझने होथि, से तँ ओ जानता। मुदा मुँहक

रूखिसँ बुझि पड़ल जे बसन्तलाल भायकेँ किछु चोट जरूर लगलैन। ओना, अपनो जे बाजल रही से अनठेकानिये बाजल रही, किए तँ बात कोनो बुझल रहबे ने करए। तैबीच भविसलाल काका बजला-

“बतहू, पहिने बसन्तकेँ चाह पीयाबह। किए तँ सवाल नमहर जकाँ बुझि पड़ैए। एते तँ बुझए पड़तह ने जे जेते समयक प्रश्नक उत्तर हएत तेते समय एकरसता बनल रहक चाही, नहि तँ सूखल भूखक आ भुखक सुखलमे जे अन्तर होइए ओ तँ अन्तर रहबे करत। जहिना एकटामे पेट काहि कटैए तहिना दोसरमे मन–हृदय–सेहो काहि कटिते अछि।”

ओना, भविसलाल कक्काक विचार सुनि अपनो मन गाड़ी-पहियाक भाल्टू जकाँ ऊपरमुहेँ घुमि गेल। माने जेना गाड़ी-पहियाक भाल्टू जे निच्चाँ-मुहेँ रहैए ओ ऊपर चढ़ि उनटा जे घुमि जाइए तहिना भेल। ऊपर-मुहेँ घुमैक कारण भेल जे भविसलाल कक्काक मीठगर विचार मनकेँ तेना मीठबए लगल जे अपन मनक बात (विचार) तर पड़ि गेल आ भविसलाल कक्काक विचार ऊपरे-ऊपर, अमरलत्ती जकाँ, मनक गाछपर पसैर गेल। तैबीच चाह बनब पछुआइत देखि भविसलाल काका बजला-

“बतहू, सभ दिनक तूँ बतहूए रहि जेबह.!”

भविसलाल कक्काक विचार नीक जकाँ तँ नहि बुझलौं मुदा ‘बतहू’मे जे ‘बतहू’ जोड़ि देलैन, से सुनि मन कनी तमतमाएल जरूर मुदा अपने मने जखन अख्यियास केलौं तखन बुझि पड़ल जे भरिसक काका चाह बनबैले कहि रहला अछि।

असल विचार तँ आइ बसन्ते भाइक हेबाक छैन। तखन बीचमे अपने अनेरे ने बहिरोंपन कऽ रहल छी। भविसलाल कक्काक सभ विचार परबा-चिड़ै जकाँ घोंटि लेलौं। बिजली चालित चाह

बनबैबला मशीन छैन्हे, तहूमे हाले-सालमे चाह बनौनाइ सिखबे केलौं हेन, तँए अपनो मन ओम्हरे दौड़ौलक। चाह बना जखन गिलासमे ढारए लगलौं तखन मनमे भेल जे बसन्तलाल भाइक गिलासमे कनी बेसी चाह ढारब नीक हएत। किए तँ अपने सभ तँ चाह पीनहि छेलौं। सएह केलौं। ओना, भविसलाल काका तरे आँखिये बसन्तलाल भायकेँ देखिये रहल छला। जखन आठ-दस घोंट चाह बसन्तलाल भाय पीब लेलैन तखन हमरा दिस ताकैत बजला-

"बतहू, लोक बताह किए होइए?"

भविसलाल कक्काक विचार कोनो भाँजेपर ने चढ़ल। भाँजोपर केना चढ़ैत? ने अपने कोनो गहबरक भगता छी आ ने सरकारी अस्पतालक डॉक्टर, तखन किए एहेन बात भविसलाल काका बजला अछि। मनमे भेल जे किछु कहिऐन मुदा अपने मन मनाही केलक जे एना जँ कहा-कही करए लगब तखन जइ काजे बसन्तलाल भाय आएल छैथ, से पछुआ जेतैन। अपने कि समाजक आन जकाँ छी जे अनकर पेट काटि अपन पेट भरब। तँए चुपे रहलौं।

भविसलाल काका बजला-

"बसन्त, देखिते छह जे अस्सी-पचासी बर्खक भऽ गेलौं, जहिना देहक सब अंग रसे-रसे झड़ि रहल अछि तहिना ने मनो आ मनक विचारो झड़ि रहल अछि। तँए कनी फरिछा कऽ बाजह।"

भविसलाल कक्काक विचार अपनो नीक लागल। तँए हुनका समर्थनमे बसन्तलाल भायकेँ कहलयैन-

"बसन्त भाय, अनेरे ने गों-गों करै छी। ऐ रमरटियासँ नीक खढ़कटिये। खोलि कऽ तेना बाजू जे जेसभ ऐठाम बैसल छैथ,

सभकियो सुनबो करैथ आ बुझि कऽ विचारो दैथ।”

ओना, बजैले बसन्त भायकेँ ठेललयैन मुदा ठेला गेला भविसलाले काका। ठेलाइते काका बजला-

“बसन्त, तोरा बजैसँ पहिने हमहीं बाजै छिअ।”

मने-मन विचारए लगलौं तँ बुझि पड़ल जे बसन्तलाल भाय जे बीस सालक बात बाजल छला तहूसँ पहिलुका विचार भविसलाल काकाकेँ मोन पड़ि गेलैन अछि।

ओना, बजैक क्रममे बसन्तलाल भाय बजैक उपक्रम कइये रहल छला कि बिच्चेमे भविसलाल काका बजला-

“बतहू, पचास बर्ख पूर्व अपने बराक्षेत्र गेल रही। इटहरीक पछाइत चतरागद्दी तक बोने-बोन आ तइसँ आगू पहाड़े-पहाड़ अछि। ओना नेपालक पहाड़ी इलाकामे बेसी बोने अछि, मुदा जे देखलौं से कहै छिअ।

चतरागद्दी तक ओहन बोन अछि जइमे सखुआ, सागवान इत्यादि केतेको रंगक गाछ सभ देखबहक। पचास-पचास हाथ, साए-साए हाथक तकक गाछ सभमे एकोटा डारि-पात नहि अछि, एकदम सुरुंगवा गाछ सभ देखबहक। तइमे सागवानो सभ अछि। फल-फलहरीक गाछ नहि अछि। जखन डारिये-पात नहि रहत तखन बीचमे फल-फलहरी जँ फड़बो करत तँ केतए पड़त। तँए फल-फलहरीक गाछ नहियेँ अछि सेहो बात नहियेँ कहल जाएत।”

फल-फलहरीमे नेबोक नाओं मोन पड़िते जहिना जीहसँ अपने पानि चुबए लगैए तहिना भविसलाल कक्काक बात सुनि अपनो सनतोला मोन पड़ि गेल आ जीहसँ पानि टपकए लगल। बजलौं-

“काका, ओमहुरका सनतोला बड़ मीठ होइए।”

अपना मने ई सोचि बाजल छेलौं जे सौरव-सारव माने सखुआ-सागवानक चर्चा छोड़ि काका फल-फलहरी दिस झुकि गपकेँ आगू बढ़ेता। मुदा से भेल नहि, भेल ई जे मुड़कट्टी जवाब दैत बजला-

“गाछक टटका टुटल सनतोलाकेँ जँ माटिक गरे पनरह दिन घरमे सुखा ली तँ आरो बेसी मीठ भऽ जाइए।”

लगले फेर बजला-

“अनभुआर तँ ताबे तक अनभुआर रहैए जाबे तक बुझल नहि रहै छै। मुदा बुझला पछाइत तँ लोक भुआर भइये जाइए, तँए एकटा चाहक दोकानपर बैसलौं आ जंगलक चर्च उठा देलिऐ।”

भविसलाल कक्काक विचार सुनि अपन मन चपचपा गेल। चपचपाइक कारण भेल जे अपनो बुझल अछिए जे चाहक दोकानपर देशक वक्ता आ ताड़ीक दोकानपर देशक विधाताक बैसार होइते अछि। कहब जे ताड़ी दोकानपर विधाताक बैसार केना अछि? जैठाम दिनमे होली आ रातिमे दिवाली नित्य सजल रहैए तैठाम रंकक निर्माण की राजासँ कम सुख-भोगमे अछि। जँ सोझा-सोझी राजो पड़ि जेता तँ सइयो रंक खरीदवाल ताड़ी दोकानपर रहिते अछि। बजलौं-

“तखन तँ विचारक लहरि उठि गेल हएत? किए तँ जहिना एक दिस सरर-चानन चोरक जमाव चाहक दोकानपर होइए तहिना सुखाएल जारन काटि दोकानमे बेचि जीबैबला नहि रहैए सेहो बात नहियेँ अछि।”

अपन विचारकेँ एकाग्र करै दुआरे आकि छिड़ियाएल विचारकेँ समटै दुआरे भविसलाल काका बजला-

“चाहक दोकानपर एकगोरे बजला जे मगही भाषा क्षेत्रक

लोक सिनुरकेँ भलेँ खानक वस्तु बुझैथ मुदा मिथिलांचलक लोक सिनुरक गाछक फल सिनुरकेँ बुझिते छैथ।”

ओना, अपन मन कनी झुनझुनाएल जे लगले-सूरे भविसलाल काकाकेँ पुछि दिऐन जे एक्केरंगक सिनुर लोक सभ दिन करै छैथ आकि समय देखि करै छैथ? किए तँ बुझले अछि जे आयुर्वेदक दवाइक खोराक मौसमक अनुकूल होइए। एक्के रोगमे जहिना जाड़मे खोराक बढ़ि वा घटि जाइए तहिना किछु एहनो तँ अछिए जे कोनो रोगक खोराक गरमीमे बढ़बो-घटबो करिते अछि। मनमे भेल जे जहिना हमरा भविसलाल काका ‘बतहू’ कहिते छैथ तहिना किए ने अपन बतहपना देखा दिऐन। बजलौं-

“काका, बसन्त भायकेँ वलिक छागर जकाँ चाह पीया जअ-तिल उसरैग देलिऐन तखन अपने बराक्षेत्रक बोनमे किए घुमबै छी?”

हमर बात सुनि भविलाल कक्काक देह सिहरलैन, बजला-

“बसन्त, आब तोरे नम्बर एलह।”

तैबीच बसन्तलाल भाय बजला-

“काका, नाक छुबि कनी मन पाड़ियौ जे बीस-पचीस बर्ख पूर्वक बात छी, जइ समय सरकारियो संस्था सभ आ आनो-आन प्राइवेट संस्था–एन.जी.ओ.–सभ सागवान रोपैले अभियान चलौलक। अपनो सभ दिन यएह इच्छा रहैए जे किछु नव करबो करी आ किछु नव सीखबो करी।”

अखन तक भविसलाल काकाकेँ नीक जकाँ अपन विचार मोन नहि पड़ल छेलैन तँए लगले-सूरे बसन्त भाइक गपक जवाबमे बाजि गेला-

“हँ, से तँ चलले छल।”

भविसलाल काकाकेँ एकमुँहरी होइत देखि अपने बजलौं-

"काका, ओहन अभियान चलल आ अहाँ समयकेँ छोड़ि पछुआ केना गेलौं?"

जहिना कोनो घटित घटनाक जगह लग गेलापर घटना मोन पड़ि जाइए तहिना भविसलाल काकाकेँ धक-दे मोन पड़लैन। बजला- "कोनो अभियानकेँ चलैसँ पहिने अख्यिाइस ली जे एकर भविस की कहै छै। एकटा बात बजैमे छुटि गेल से पहिने कहि दइ छिअ।"

भविसलाल काकाकेँ अपन बात एकटा मोन पड़िते देखि अपन मन तरैस गेल जे फेर बटुआ महक विचार निकलत। झटकारि कऽ बजलौं-

"काका, अहूँ बसन्त भाय जकाँ सुरे-ताल मिलबए लगलौं आकि झट-दे बाजब।"

भविसलाल काका बजला- "चाहक दोकानपर एक गोरे बजला, हजार-हजार बर्ख आ पँच-पँच हजार बर्खक गाछ सभ जंगलमे अछि। एमहर पहाड़ी माटि अछि, माने पथरीली, तँए गाछक सिरक सम्बन्ध सकताएल माटिसँ रहने तँ झाँट-पानिसँ लड़ैक शक्ति बेसी रहै छै। तैसंग सघन हवा-बिहाड़िक सामना बेसी जंगलकेँ करए पड़ै छै गाछकेँ नहि।"

बसन्त भाय बजला-

"सागवानक बागवानी तँ नहि मुदा एक बीघा खेतमे हमहूँ खेती केलौं। बीस सालक पछाइत हिसाब बुझि मन एते चपचपा गेल जे अनेरे लोक नोकरी किए करैए। बैसले-बैसल करोड़क आमद.!"

बसन्त भाइक मुँहक बात छीनैत भविसलाल काका बजला-

“अपना सभसँ ओ ने बुधियार छला जे जी.टी. रोडक दुनू कात आमक गाछ रोपलैन। दिल्लीसँ कलकत्ता तक जोड़ि लहक जे केते फलदार गाछ रोपलैन।”

भविसलाल कक्काक विचार सुनि अपनो मनक घन्टी जेना बाजल। ठीके खानखाना रहीम कहने छैथ, रोपब गाछ बगुरक तँ आम केना खाएब।

बिच्चेमे रीतलाल भाय जे शुरूहेसँ बैसल छला, बजला-

“भविसलाल काका, जे समय चलि गेल तैपर जअ-तिल फेकि सुआछन दऽ दियौ। कहलो गेल अछि जे बितलाहाकेँ पराछीत करबे नीक। तहूमे बसन्त भाय कि किनको ठकलैन आकि अपने ठकेला।”

भविसलाल काका बजला-

“ओही बोनक रोपाइ-समयमे एक्के कट्ठामे आठटा अम्रपाली आमक गाछ रोपि देलिऐ जे साले भरिक पछातिसँ फड़ब शुरू केलक। अखनो पाँच-साए-हजार आम प्रति गाछ फड़ैए।”

❑

शब्द संख्या : 2369, तिथि : 05 दिसम्बर 2021

# बिनु खुट्टाक गाए

छठम-सातम दशकमे आने गाम जकाँ इमानपुर सेहो मिथिलाक गाम छल। ओइ समय वातावरणमे एहेन राजनीतिक चेतना जीवित छल जे जयप्रकाश बाबू, सूरज बाबू, कर्पूरीजी, धनिकलालजी इत्यादिक संग मधुबनी जिलाक मध्यसँ पच्छिम, अखुनका दरभंगा जिला तक, भोगेन्दजी, राजकुमार पूर्वे आ तेजनारायणजीक संग अनेको कार्यकर्ता, ओहन जुझारू छलाहे जे दिन-राति देशक समस्या आ समाधानक उपाय बुझेबो आ करैयोक पाछू बेहाल छला। तइ समय इमानपुरक सुमनकान्त हाइ स्कूलक विद्यार्थी छला।

समाज तिरहुतिया झोंकमे पड़ले छल, अखनो अछि जे जइ गाममे बेटीक बिआह केने छी ओइ गामक अकची-दोकची नहि बाजि सकै छी।

दिवानाथ आ निशाकान्तक बीच भैंसा-भैंसीक कनारि साहित्य क्षेत्रमे छेलैहे। जे नइ खून तँ देह-हाथ सिंगसँ चीर-फारि देबे करता। दुनू बीच वैचारिक दूरी एतेक जे भाँगक शर्वतमे जँ पचि जाइत तँ एक-दोसरकेँ उठाकऽ पीब लइतैथ। दुनूक जीवन आन सम्बन्धमे जे रहल होनि मुदा साहित्यिक मंचपर एक्केठाम बैइसै छैथ। दुनू पीतमरू साहित्यकार छथिए तँए गोष्ठीकेँ अपन अनिवार्य काज बुझितो एकठाम होइते छैथ।

साहित्यकारक बीच जे भोजनक सम्बन्ध रहल, माने जैठाम

जेहेन स्वागत भेल तैठामक तेहेन चर्चा भेल आ जैठाम से नहि भेल तैठामक हँसारथ भेल। किछु इलाका एहेन अछि जे भोज-काजमे अगुआएल अछिए। भोजनक बीच जे अगुआएल-पछुआएलक विचार साहित्यकारक बीच अछि ओ तँ एकरूपता एनहि कमत। एकरूपताक तँ विराटपन वएह ने भेल जे जीवनक सभ दिशामे एकरूपता हुअए। ओ एकरूपता अनैले पछुआएलकेँ सेहो अगुआए पड़तैन आ अगुआएलकेँ सेहो शान्त-चित्तसँ अपन जगह ग्रहण करए पड़तैन।

..वैचारिक मतभेदकेँ पाटैले सुमनकान्त साहित्यिक गोष्ठीक आयोजन केलैन। जइमे खासकऽ खेबा-पीबामे जेहेन बेवस्था आनठामक कार्यक्रममे नहि भेल छल, तेहेन बेवस्था केलैन। कार्यक्रमक पछाइत बेवहारमे एकरूपता एबे कएल। खाएर जे भेल से भेल, संयोगसँ दिवाकान्तो आ निशाकान्तो कार्यक्रममे पहुँच गेला। निशाकान्तक सोभाव एहेन जे सदिकाल विरोधे निरमबैक प्रक्रिया मनमे चलैत रहै छैन, जइसँ भारपर जे बदाम अबै छल तेकर अंकुराकेँ टेढ़ कहैक आदत छैन्हे। कार्यक्रमक रूप देखि निशाकान्त भीतरे-भीतर तँ खूब जरला मुदा अपन भगिनीक सासुर इमानपुर रहने तिरहुतिया भौकमे पड़ि गेला। तँए गामक इतिहास, माने भगिनीक सासुरक परिवारसँ चिन्हा-परिचय करैमे बेसी समय लागिये गेल छेलैन।

दुखद पहलू बुझू आकि संयोग, बेटी पक्ष रहने इमानपुरक सम्बन्धी सभ ठेलने-ठेलने सीमाकात टपा देलकैन मुदा निशाकान्तो बाबू तँ निशाकरजी छथिए, महादेव जकाँ कार्यक्रमक प्रशंसा ओहन कइये रहला अछि जे अपन परिवारसँ सामूहिक रूपमे तय भेल। तय भेल जे ‘सगर राति दीप जरय’क कार्यक्रममे एते तरहक भोज्य विन्यास केतौ नहि छल आ समाजक रूझानो एहेन जे दोसर

कार्यक्रममे नहि भेल छल। निशाकरजी इमानपुरक साहित्यिक कार्यक्रम केलाक पछाइत अपन गाम गेला। संयोग बनलैन जे जइ भगिनीक सासुर इमानपुर, ओ गाड़ीसँ उतरला पछाइत डेरापर पहुँचते सोझामे पड़ि गेलैन। कौशल्या शिक्षिकाक संग शिक्षक-नेता, तँए बजैमे फड़कोर छथिए। निशाकान्त बाबू बजला-

"कौशल, तोहर सासुर देखलियौ।"

सासुरक नाओं सुनि कौशल्या मुस्कुराइत कहलकैन-

"रस्ताक थकान अछि। पहिने पानि-चाह पीबू, पछाइत स्नान कऽ लेब। ताबे हमहूँ खाइ-पीबैक ओरियान करै छी।"

जहिना भूखल राजा हुअ कि रंक, अपन वाध्यता देखैबते अछि। तहिना निशाकान्त बाबू बजला-

"गाड़ी-सवारी आकि स्टेशने परहक कोनो सामान खाइबला होइए। पानियोँ तेहेन भेटैए जे नल-ट्यूवेलसँ भरि सफका शीशीमे 'शुद्ध जल' कहि बेचैए.!"

सासुरक नाओं सुनि कौशल्या ओहिना खुशी भेली, जेना बिआह-दुरागमनसँ पूर्व बिऔहिता-दुरगमनिया लटलट करैए। खाएर एकरा छोड़ू। सुमनकान्तक साहित्य क्षेत्रमे प्रवेश द्वार वएह गामक साहित्य कार्यक्रम छिऐन।

अपना ऐठाम अदौसँ चलैन रहल अछि जे घरवासक भोज घरवारी करि कऽ अपन घर-दुआर समाजकेँ ई सोचि देखबै छैथ जे अपन देखा देने रहबैन तखन ने ओहो अपन देखौता। आकि हम दुनियाँकेँ खूब देखै छी, आ अपन कियो ने देखैए।

साठि इस्वीसँ पूर्व, जहिना इलाकामे शिक्षण-संस्थान आँगुरपर गनल छल तहिना समाजमे शिक्षणक गति सेहो मंथरे छल। मैट्रिक पास बेकती कोनो-कोनो गाममे छला। जँ मैट्रिकमे

कनियोँ नीक रिजल्ट होइ छल तँ इलाकामे चर्चाक मुद्दा बनि जाइ छल। गुलाम देशक जे रूप-रेखा होइए ओ अपनो मिथिलाक छेलैहे। तहूमे लोक इमानपुरकेँ घेघहा गाम कहै छल। कहब की घेघहा गाम? ..इमानपुरक लोक अस्सीक दशकसँ पूर्व इनारेक पानि पीबै छला आ पोखैरमे नहाइ छला।

इनारक पानिमे आयोडिनक कमी छल, जे पानि समाजक लोक पीबै छला। तइसँ गरदैनमे फलकान आबि जाइ छेलैन, तँए गामक चारूकातक गामक लोक इमानपुरकेँ घेघहा गाम कहै छल, मुदा सातम दशकसँ पानिक महत्वकेँ बुझिते समाज, माने इमानपुरक लोक, एते जागि गेला जे इनारक उपटान तँ भेबे कएल जे खेतक पटौनी ले सेहो प्रति आठ बीघाक हिसाबसँ गाममे बोरिंग गड़ि गेल। दमकलक भरमार भऽ गेल। किसान तेते जागि गेला जे चाउर-दालिक संग तीमन-तरकारी आ फल-फलहरी सेहो आन गामक लोकक हाथे बेचए लगला। तरकारीक खेती भेने गाममे बेचैबलाक जरूरत पड़ल। दस गोरे रोजगार करब शुरू केलैन।

सत्तैरिक दशक तक अबैत-अबैत सुमनकान्तकेँ समाजक दशा-दिशाक बोध भऽ गेलैन। भोगेन्द्रजीक राजनीतिक कार्यक्रम जहाँ-तहाँ चलिते छेलैन। मंचक इमानदार वक्ता भोगेन्द्रजी छेलाहे। अपना इलाकामे, माने मधुबनी जिलाक पूबरिया इलाकामे, समाजवादी विचारधाराक बोलवाला छल। खाएर जे छल तइसँ सुमनकान्तकेँ कोन मतलब छेलैन, मतलब छेलैन अपन समाजकेँ आगू बढ़ाएबसँ।

देश स्वतंत्र भेला पछाइत जहिना गाम-गाम मिला कऽ पंचायतक निर्माण भेल तहिना पंचायतमे मुखिया, सरपंच, पंचायत सेवकक बेवस्था सेहो भेल। गाम-गाममे जहिना भूदानी कार्यकर्ताक बैसार, पदयात्रा इत्यादि होइ छेलैन तहिना राजनीतिक

कार्यक्रम सेहो चलिये रहल छल। जातिवादी विचारसँ सभ प्रभावित रहबे करैथ।

जातियोक तँ अजीव लत्ती अछिए, जे शीत-रौदमे जँ मरनासन्नो होइए तँ साओन-भादोमे लतैर-चतैर जाइते अछि। कहब जे अमरलत्ती जकाँ बिनु जड़ि-सिरक अछि, से नहि अछि। माटिक भीतर ओकर जड़ियो छै आ सिरो तँ छइहे। तँए करवनो-काल एहेन सुनबे करब जे 'एहेन विचार जाति-पाँजिसँ ऊपर उठि करू।'

कम्युनिस्ट पार्टी भोगेन्द्रजीक नेतृत्वमे करीब छठम दशकसँ बाढ़ि-रौदीक समाधानक आन्दोलन चलि रहल अछि। जिलाक लोक जे आब कोसी, कमला, बागमतीक महत्वकेँ बुझि रहला अछि। भोगेन्द्रजीक आन्दोलित विचारकेँ सभ राजनीतिक दल रोकलैन। नतीजतन समाज पछुआ गेल।

सातम दशकक अन्त आ आठम दशकक शुरूमे सुमनकान्त कौलेजसँ निकैल गेल रहैथ। दुर्गापूजाक मतभेद इमानपुरमे शुरू भेल। कहब जे पहिनेसँ होइत अबैत पूजामे मतभेद भेल? ..नहि प्रथमे पूजामे मतभेद भेल। 'लूटमे चरखा नफ्फा' सएह भेल इमानपुर गामकेँ। अखन बेसी नहि कहब, मात्र एकटा बात कहब।

अपना इलाकामे ठाम-ठाम दुर्गापूजा बहुत दिनसँ होइत आबि रहल अछि। खास कऽ सोति-ब्राह्मणक गाममे। पछाइत आनो-आन जातिक गाममे शुरू भेल। इमानपुरक समाजमे, जहिना कबीर मतक विचार तहिना आनो-आन धार्मिक सम्प्रदाय सबहक विचारक लोक छेलाहे। जइसँ दुर्गास्थानमे बलिप्रदानक विरोध भेल। गामक लोकक विचार एकमुँहरी जे गाममे दुर्गापूजा हुअए मुदा वलिप्रदान नहि हुअए। ब्राह्मण दुनू दिस बटा शक्तिहीन भइये गेल छला। दुर्गापूजाक माने भेल दस दिनक दसो दुआरिक पूजा। सौंसे गामक हिन्दूक पूजा।

आइ पचास बर्खक दुर्गापूजा इमानपुरमे भऽ गेल छैथ मुदा अखन तक वलिप्रदान, छागरक वलि, नहि कबूल केलैन अछि। जखन कि चारूकातक आन-आन गाम सबहक दुर्गास्थानक दुर्गा वलि चढ़ौआ लइते छैथ। एकर माने इमानपुरक सीमा बन्हाएल अछि? नहि, सोल्होअना नहि बन्हाएल अछि, अखनो इमानपुरक किछु गोटा चढ़ौआ कबुला मानि आन-आन गाममे छागर चढ़ैबते छैथ। तँए कहब जे इमानपुर गामक दुर्गाकेँ आन-आन गामक लोक लड़ु-मिठाइ आकि फल-फलहरी नहि चढ़बै छैन, सेहो बात नहियेँ अछि। आजुक परिवेशमे देवालय सभक सेहो व्यापारीकरण भइये रहल अछि। अपन जीवनमे सुमनकान्त जहिया जे केलैन से सभ बिसैर अपन विचार अपना जीवन ले स्थापित कइये नेने छैथ।

1967 इस्वीक पछाइत इमानपुरमे सुमनकान्त अपनो कम्युनिस्ट पार्टीक सदस्य बनला आ अपना गाममे सेहो सदस्य बना पार्टी ठाढ़ केलैन। समाजक अधिकांश जातिक पढ़ल-लिखल नौ-जवान संगठित भेला। सुमनकान्तकेँ सेहो दिशाक बोध कौलेजे जीवनसँ भेलैन, मुदा जखन ओ गाममे, माने इमानपुरमे चारि दिनक पार्टी क्लास चलौलैन तखन विचारक दिशामे आरो मजगूती एलैन।

जमगर कार्यक्रम भेल, मार्क्सवादी चिन्तक-साहित्यकार जनार्दन चौधरी, प्रभुनारायण राय, डॉ. खगेन्द्र ठाकुर, चन्द्रकेतु शर्मा आ भोगेन्द्रजीक संग अनेको साथी कार्यक्रममे भाग लेने रहैथ। समाजपर काफी प्रभाव पड़ल। समय आगू बढ़ल।

1952 इस्वीमे स्थापित पंचायत चुनाव, 1962 इस्वीमे भेल। अधिकांश गाम (पंचायत) ओहने छल जैठामक लोक पंचायतक महत्व बुझिते ने छला। मुदा तँए कहब जे सौंसे जिलाक पंचायतमे अहिना भेल, सेहो नहियेँ भेल। जमि कऽ लड़ाइ सेहो चलल। तहूमे

मधुबनीक पच्छिमी क्षेत्रमे भूमि आन्दोलन जमि कऽ चलि रहल छल, गाममे आर्थिक जागृति आबि गेल छेलइ। ओना, आजुक जे बजारोन्मुख दिशा समाजकेँ भऽ गेल अछि जइसँ गाम गामे बनल रहि गेल।

आजादीक दौड़क जे आन्दोलनी पीढ़ी छला, ओहो दिनानुदिन, उमेर पेब, कमए लगला। जइसँ राजनीतिक चेतनाक ह्रास समाजमे भेल। सेवाक रूप बदैल गेल। सस्ता नेतृत्व बढ़ि गेल। कोनो स्थानमे कोनो पूजाक अगुआइ केलौं, जइमे कमेबो केलौं आ समाजक बीच प्रभावशाली सेहो भेबे केलौं। तहिना आनो-आन एजेन्सी सभ सक्रिय अछिए। खाएर जे अछि, अखन एतबे कहब।

दिशाक बोध भेने सुमनकान्त अपन गामकेँ खँतिया कऽ, माने गामक बीच जे कोनो शोषित बेवहार चलि रहल छल तेकरा सभकेँ गतानिकऽ, अपन सेवा कर्म शुरू केलाह।

ओना, राजनीतिक मंचपर बैस विचार करब तखन अन्तर्राष्ट्रीयसँ परिवारक संग मनुक्खक जीवन अनेको स्तरक समस्यासँ ग्रसित अछिए ओही समस्यासँ मुक्ति कराएब भेल सेवा।

सुमनकान्त अपन जीवनकेँ गाम-समाजसँ जोड़ि सामाजिक, आर्थिक आ राजनैतिक- सभ दिशामे समाजकेँ आगू-मुहेँ धकेलैक विचार करैत सभसँ पहिने समाजक बीच जे खेबा-पीबाक छुति बनल अछि, ओइ दिस बढ़ला। समाजक कोनो जाति शेष नहि बँचला जिनका ऐठाम समाजक सभ जाति नहि खेलैन। समाजमे धार्मिक स्थान सभक एहेन धारणा बनले अछि जे कियो कहैत जे ‘जाति न पूछो सन्त को पूछो आत्मिक ज्ञान।’ तहिना दोसर दिस सेहो एहेन चलैन अछिए जे जातिसँ ऊपर उठि जखन कोनो धार्मिक सम्प्रदायसँ जुड़ै छी तखन सभ एक भेलौं, तँए एकठाम बैस खेबा-

पीबामे कोनो परहेज नहि। ओना, समाजमे बेटा-बिआहक बरियाती आ मृत्युक बरियातीमे सभ जातिक प्रवेश सभठाम अछिए, मुदा सामाजिक रूपमे एहेन बेवहार सेहो अछिए जे नहेबोकाल आ खेबोकाल अलग-अलग भइये जाइत अछि। सामन्ती शोषण ऐ रूपेँ समाजकेँ जकड़नहि छल जे पढ़लो-लिखल विद्वत प्रवर छुआ-छुतक विचार करबे करै छला आ करितो छथिए। जघन्य-सँ-जघन्य अन्याय बच्चा सभक संगे भेल अछि। चौकीपर बैसल सहवर्गी छात्रकेँ लगमे गुरुजी बैसबै छला आ आन-आन जातिक बच्चाकेँ ठेहुनियापर बैस चौकीपर किताब-कौपी रखि पढ़बै छला। खाएर जे छल ओकरा गुरु बुझू सतगुरु नहि। सतगुरु वर्तमान जीवन देनिहार भेला।

सामाजिक रूपमे दुर्गापूजामे सबहक प्रवेश भेलैन। सबहक माने सभ जातिक बच्चियाकेँ कुमारि मानल गेल, जइसँ खेनाइ खेबाक संग अनेको बेवहारमे एकरूपता आएल। तैसंग खेती-गिरहस्तीक संग सुमनकान्तक जीवन चलिते छेलैन।

ओना, विस्तारमे नहि जाएब। जहिना शिक्षाक क्षेत्रमे तहिना किसानी जीवनमे गाम बहुत आगू बढ़ल। समाजक वैचारिक विचारक हवामे पार्टीक बीच टूट शुरू भेल। पंचायत तेसर चुनावी दौड़ आएल। पार्टीक बीच कसगर दराइर जाति आ वर्गक रूपमे उभरल।

अखन तक समाजक जे सामाजिक रूप छल, तइमे सूदखोरी, जमीनक बटाइ, सिकमी, भूदान इत्यादि आन्दोलन सभ कोनो-ने-कोनो रूपमे चलिये रहल छल। अनेको बेकती केस-मुकदमामे सेहो पड़ले छला, मुदा तइमे भूदानक जिलाकार्यालय नाटकक विपटाक काज करए लगल। एक-एक जमीनक पर्चा तीन-तीन, चारि-चारि गोरेक नाओंसँ बनबए लगल।

सामाजिक नेतृत्वक सेहो सस्ता भइये गेल अछि। शहर-बाजारक आमदनी कोनो-ने-कोनो रूपमे गाम आबिये रहल अछि। सुमनकान्त समाजक बीच अपन अधिकार, माने भोँटक खरीद-बिक्री देखि अपनाकेँ चुनावक राजनीतिसँ कात करैत 2015 इस्वीक चुनावसँ सोल्हन्नी अलग कऽ लेलैन।

ऐबेरक चुनावमे सुमनकान्त स्पष्ट भऽ गेला जे ने कोनो उम्मीदवारक पक्षमे रहता आ ने विपक्षमे रहता। समाजक पंचायत छी समाजक लोक अपन निर्णय करह। अही विचारकेँ अगुआ सुमनकान्त अपनाकेँ पाछू कऽ लेलैन। ओना, सुमनकान्त ईहो देखि रहल छला जे बिनु जड़ि-छीपक उम्मीदवार सभ मैदानमे छैथ। कियो एकरंगा पहीरि तँ कियो पाइयक हाथे चुनावमे तैयार छथिए। मनमे चुट्टी धारीक अनुभव छैन्हे। जहिना चुट्टीक धारीमे विपरीत दिशासँ अबैत चुट्टीकेँ सभ चुट्टीक संग मुँहमिलानी होइते अछि, से हेबे करत। जइसँ सभकेँ अपन राजनीति आ राजनीतिक बोध हेबे करतैन। पछाइत अपन भविसपर नजैर गाड़ि अपन जीवन बनौत।

एहेन विचार मनमे उठैत-उठैत सुमनकान्तक मनमे महाभारतक ओ विचार उठि गेलैन जे द्वापर युगमे भेल छल।

द्वापर युग ओहन युग छीहे जैठामक परिस्थिति कृष्ण सनक सुदर्शन चक्रधारीक जन्म देलक आ आगूओ देबे करत। मुदा से अखन नहि, अखन एतबे जे महाभारत द्वापर युगक महाभारत भेला पछाइत अर्जुन आ कृष्ण एकठाम बैस विचार केलैन जे जहिना अंगरेजी शासनकेँ हटबैमे देशक जनता सक्रिय रूपसँ भाग लेबे केलैन। कियो अंगरेजक पीठू बनि जन-गणक घरमे आगि लगौलैन, माए-बहीनिक इज्जत लुटलैन आ वएह सभ अपनाकेँ पैघ आन्दोलनी बनि स्वतंत्रता सेनानीक पेंशन उठबै छैथ। खाएर, ओइसँ जखन आगू बढ़ै छी तखन गाम-गाममे जे आन्दोलनी पेट

साधि जीवनकेँ लड़ाइक दावपर लगा अपन जानो देलैन, परिवारो बिलटौलैन आ हुनका कियो जानियोँ ने रहल छैन।

जिनकर नाओं लोक जनैए तिनकर पचहतरमी साल गीरहपर मोन पाड़ल जाइ छैन, मुदा जे हेरा गेल छैथ की तिनकरो पचहतरमी साल गीरहपर मोन पाड़ल जेतैन? जानसँ बाजी लगा जे आन्दोलनमे अपन हिस्सेदारी देलैन, हुनकर चर्च के करत? समाजक ओहन रूप बनि गेल अछि जइसँ समाजक सेवाक अरथे बदैल गेल अछि। खाएर जे अछि से अछि तइसँ द्वापर युगक अर्जुन आ कृष्णकेँ कोन मतलब छैन, मतलब छैन जे कौरव-पाण्डवक बीच जे लड़ाइ भेल ओ दुनियाँक चौदह हजार लड़ाइमे एकटा ओहो भेल।

कृष्ण अर्जुनकेँ कहलैन- “अर्जुन, अहाँ लड़ाइक महानायक बनलौं, हम तँ अस्त्र उठेबे ने केलौं, एक-दू ठाम जे उठेबो केलौं तँ ओ चोरनुकबा भेल, सघन लड़ाइमे उठाएब नहि भेल। लाखो सेना अपन भागीदारी देलैन, तइमे बहुत गुमनामो रहि गेला, तँए एकबेर ढोल्हो दऽ दियौ जे महाभारतमे जिनकर जे योगदान छैन, ओ अपना मुहेँ बजता।”

कृष्णक विचार अर्जुनकेँ जँचलैन। तँए कृष्णक विचारकेँ मानि अर्जुन सौंसे देशमे, पाण्डव देशमे, ढोल्हो दिया देलखिन। ढोल्हो दिएलाक बाद अर्जुनक मनमे उठलैन जे जँ समय निर्धारित नहि कऽ देबैन तखन तँ सुननिहारेक बीच फेर महाभारत शुरू भऽ जाएत, तखन केकर नेतृत्व चलत? की फेरसँ महाभारत कराएब? कोनो देश होउ कि परिवार-समाज आकि बेकती-विशेष, महाभारत तँ एक्केबेर हएत।

अर्जुन कृष्णकेँ कहलकैन- “एक तँ सौंसे देशक लोककेँ एकठाम बैसा सभकेँ सुनि-सुनि बजैक मौका देबैन, तखन अपन केलहा काज बिसैर जेता आ सुनलहे बातक जवाब दिअ लगता,

तखन थाह केना पएब?”

अर्जुनक विचार कृष्णकेँ जँचलैन। बजला-

“दोहराकऽ ढोल्हो दिया दियौ जे पहिने महाभारतक विचार बाजैथ, पछाइत सुनल-सुनाएल विचारक जवाब, सवाल-जवाबक कार्यक्रममे दैथ।”

जहिना अर्जुन ढोल्हो दियौलैन तहिना महाभारतक रचयिता सभ अपन-अपन उपस्थिति दर्ज करबैत अपन-अपन वक्तव्य देलखिन। तइमे सबहक भावना यएह रहैन जे जँ हम नहि गुल्ली-पेंच केने रहितौं तँ महाभारतक सिहिन्ता अर्जुनकेँ लगले रहि जइतैन।

कृष्ण अर्जुन दिस देखि बजला-

“की अर्जुन?”

अर्जुन उत्तर देलैन-

“जनिहेँ मीयाँ धुनै बेरिया।”

चुनाव सम्पन्न भेल। जहिना एकक राजनीतिक प्रलय भेल तहिना दोसरक उदय सेहो भेबे कएल अछि। नरकोमे ठेलमठेल होइते अछि। एक-एकक जनगणना हएब शुरू भइये गेल अछि।

❑

शब्द संख्या : 2191, तिथि : 10 दिसम्बर 2021

# जीवनक कर्म जीवनक मर्म

सात साए बर्ख पुरान गाम उदयपुर करीब पाँच साए घरक वस्ती बनि चुकल अछि। गामक बोन-झाड़ सोल्होअना तँ नहि मेटाएल अछि मुदा अधासँ बेसी तँ मेटाइये गेल अछि। ओही गाममे सवुरलाल आ मोतीलाल बच्चेसँ संग-संग रहने संगी छैथ।

गाम-गामक एहेन रूप-रंग बनियेँ गेल अछि जे गौंआँ अपन पानिक जोगार सोल्होअना कइये लेलक अछि। माने ई जे गाम-गामक भौगौलिक एहेन रूप अछिए, माने बाढ़ि-भुमकम आदिक प्रभावसँ, जे गामक जमीनक बनावटमे ऊपर-नीचाँ भइये गेल अछि। ओना, ई भेल धरतीक ऊपरका भाग, मुदा धरतीक भीतरोमे खाड़ीनुमा सतह बनले अछि। बरखा सेहो कोनो आइये होइए आ ओइ दिनमे नइ होइ छेलै सेहो बात नहियेँ अछि, सेहो होइते आबि रहल अछि। ऊँचरस भूमिक पानि नीचरसमे जमा भइये जाइए, जइसँ सालक अनेको मास धरि ओइमे पानि रहबे करैए।

गौंआँक मनमे ताबे लक्ष्मीनाथ गोसाँइ नहि भेल छला जे पाइनिक महत्वकेँ बुझैबतैथ, अपने मन-उदय भेलैन जे पानिक खगता बारहो मास छत्तीसो दिन होइते अछि तँए जँ ओही नीचला भूमिकेँ आरो गहींर बना देब तँ सालो भरि पानि रहत जइसँ जीवनमे पानिक आवश्यकताक पूर्ति हएत। गाममे पोखैर बनि गेल। ओना, पोखैरमे जाठि नहि गड़ल। जाठि गड़ब पछाइत शुरू भेल। से अखन नहि।

बोन-झाड़मे बेसी अकठ्ठ लकड़ीक बाढ़ि होइते अछि तँए जंगलमे बेसी अकाठे लकड़ीक गाछ रहैए जेकर उपयोग कुरसी-टेबुल बनबैमे भलेँ किए ने होउ मुदा जैठामक लोककेँ पेटक आगि मिझबैक समस्या अछि तैठामक लोक तँ पहिने से ने पुरौत। तँए उदयपुर गामक लोक अकठ्ठ लकड़ीक बोनकेँ उपटा-उपटा फलदार गाछ-बिरीछ लगौलैन, जइसँ गामक एक-चौंथाइ जमीनमे फल-फलहरीक गाछी गौंआँ लगा लेलैन।

आन-आन गामक देखा-देखीसँ उदयपुरक लोक खेती करए लगला। माल-जाल सेहो पोसब छेलैन्हे। माटिक वर्तन-बासन सेहो बनियेँ रहल छल। माटिक पाटकेँ, पाटक माने भेल नादिनुमा गोल रूपमे माटिसँ बना ओकरा आगिमे पका–जँ खाधिमे रखि बना देब तँ माटिक धसान नहि हएत आ पानि सुरक्षित रहत। ऐ तरहेँ उदयपुरमे तीनटा इनार आ एकटा पोखरिक ओरियान समाज कऽ लेलैन।

जहिना समाज जातिमे बँटल अछि तहिना सम्प्रदायमे सेहो बँटले अछि। गाममे जहिना पनरहसँ ऊपर जाति अछि तहिना जाति-जातिक भीतर सम्प्रदाय सेहो अछिए।

अपना ऐठामक, जेकरा धार्मिक ग्रन्थ बुझै छिऐ, तहूमे विरोधाभासी विचार अछिए। एक विचारकेँ माननिहार दोसर विचारकेँ जहिना जाति-जातिमे रंग-रंगक लोक गारि पढ़निहार अछि तहिना सम्प्रदाय-सम्प्रदायमे नहि अछि सेहो बात नहियेँ अछि। जेकर फलाफल होइते आबि रहल अछि जे एक-सम्प्रदायबलाकेँ दोसर सम्प्रदायबलाक संग झगड़ा-झाँटी, मारि-पीटि होइते आबि रहल अछि। खाएर जे होइत आबि रहल अछि से होइत रहह तइसँ सवुरलाल आ मोतीलालकेँ कोन मतलब छैन, मतलब छैन अपन दुनू संगीक संगपनक संग जीवन जीयबसँ।

ओना, शुरूमे जखन दुनू गोरेक पूर्वज उदयपुर गाम आबि बसला, तइ दिनमे मोतीलालक परिवार 'सिद्ध' सम्प्रदायक प्रभावमे रहैन आ सवुरलालक परिवार 'नाथ' सम्प्रदायक प्रभावमे छेलैन। ओना, उदयपुर गाम अबैसँ पूर्व मोतियोलालक आ सवुरोलालक पूर्वजक जे जाति रहल होनि मुदा उदयपुरमे दुनू एक जाति बनि गेल छला मुदा सम्प्रदाय दुनूक दू रहलैन।

जहिना सवुरलालक पूर्वज बहुत खेत जोतनिहार नहि छला तहिना मोतीलालक पूर्वज सेहो तेहेन खेतिहर नहियेँ छला। गाममे परती-पराँत, बोन-झाड़ बेसी छल तँए घरो बनबैक आ जे अपन खेत-पथार बनबए चाहै छला ओ बना लइ छला। तइ समय जमीनक सर्वे नहि भेल छल तँए कागज विहीन जमीन छल, माने जमीनक कागजी सबूत नहि छेलइ।

अखन तक तीनबेर जमीनक सर्वे भेल अछि। पहिल अकबरक समयमे, जे अध-कचड़ा भेल। दोसर, अंगरेजक समयमे जे 1903 इस्वीमे सम्पन्न भेल। तइ सर्वेमे थोड़-थाड़ इमानदारी रहल आ तेसर जे शुरू भेल ओ ने सर्वे भेल आ ने हदबन्दी-चकबन्दी। खाएर जे भेल से भेल। कमसँ कम सरकारी रेकर्डमे हदबन्दी-चकबन्दी तँ अछिए।

सवुरलालक परिवार जहिना 'नाथ' सम्प्रदायसँ प्रभावित छला तहिना मोतीलालक परिवार 'सिद्ध' सम्प्रदायसँ प्रभावित रहने दुनू परिवारक बेवहारमे किछु-ने-किछु अन्तर आबिये गेल छेलैन जेकर फलाफल दुनूक बीच एहेन भइये गेल छल जे सवुरलालक परिवारक सम्बन्ध गामक जेतेक अधिक परिवारसँ छेलैन तइसँ कम परिवारसँ मोतीलालक परिवारकेँ सम्बन्ध छेलैन। खाएर जे छेलैन ओ परिवारक बीतल दिनक बेवहार भेल। समाजक विचारधारामे सेहो रंग-रंगक विचारधारा प्रवेश कइये चुकल छल मुदा जीवनो तँ

जीवन छी। तहूमे मिथिलाक जीवन, जैठाम जकाँ ने दुनियाँक लोक एते रंगक समय, माने जाड़-गरमी- मौसम देखैए आ ने दिन-रातिक घटी-बढ़ी एतुक्का जकाँ केतौ छै। केतौ सालोभरि एक्केरंग समयो, उपजोवारी आ रातियो एक्केरंग होइए तँ केतौ अधा-अधी बँटाएल अछि। कुम्भकर्ण छह मास सुतै छला, मुदा रातियेटामे सुतै छला आकि दिनोमे सुतै छला, से फरिछौठ बाँकीए अछि। आखिर मिथिला तँ मिथिला छी किने। मिथिला दुनियाँक सिरमौर कोनो आइये भेल से बात नहि अछि। चाहे खाइ-पीबैक हुअए कि ओढ़े-पहिरै-बजै-भुकै आकि जीवन-यापनक, जेतेक अपना ऐठामक लोक बुझै छैथ ओ थोड़े आनठामक लोक बुझै छैथ। जखन एक माटि-पानिक क्षेत्र मिथिला-बंगाल आ आसाम अछि, माने भेल भौगौलिक भाषामे गंगा-बह्मपुत्रक मैदान, तहू बीचमे जखन तिलकोरक पातक तड़ुआ अपना सभ प्रेमसँ भोजन करै छी मुदा ओ सभ, माने बंगाल-आसामक लोक, तिलकोरकेँ 'बोन साग' आ 'बोन फल' कहि चास-बाससँ दूरे रखने अछि। अखन हम एक्के वंशक तिलकोर आ कुण्डलीक चर्च नहि करब जे एकटाक पत्ता किए तीत आ दोसराक फल किए तीत।

दुनियाँमे, बुझिते छी जे ने कोनो पदार्थ विष छी माने जीवन लइबला, आ ने अमृत छी माने जीवन दइबला, सभ सभ छी। माने जे जीवन दइबला छी सएह जीवन लइबला सेहो छीहे। अन्तर अछि मात्रामे। कोनो वस्तु केतेक मात्रामे विष अछि आ केतेक मात्रामे अमृत, ओ तँ हमरे-अहाँकेँ ने बुझए पड़त।

दुनियाँक सभसँ पैघ सत्येकेँ ने बुझब पैघ महानता भेल। मुदा सत्यकेँ बुझब ओतेक आसान अछि? एक्के शब्दक माने मुँह-मुँहमे फुट-फुट अछि.! जेना धर्मेक लिअ जे तृप्तिक जीवन दिअए ओ धर्म मार्ग भेल आ फल तिरपितता भेल माने ओहन आनन्द भेल जे

अभय दान दइए। मुदा जैठामक धर्म, डरसँ प्रकंपित करैए ओकरे हस्तियो छै। एना करब तँ ई पाप हएत, जेकर फल नर्क जाए पड़त..!

भाय, जखन विवेकवान मनुक्ख छी तखन अपनो साती जँ अपने नहि बुझब तँ अनकर मुँह देखने अपना भेटत? खाएर से अखन नहि, अखन एतबे।

हाइ स्कूल तक सवुरलाल आ मोतीलालक बीच ओहन सम्बन्ध नहि बनल छल जेहेन जीवन-सम्बन्ध होइए। हाइ स्कूल तक दुनूक बीच ओहने सम्बन्ध रहलैन जेहेन एक विद्यार्थीकेँ जँ गामक रस्तामे दोसर विद्यार्थीसँ भेँट-घाँट भऽ गेलैन तँ बड़बढ़ियाँ, गप-सप्प करैत स्कूल तक गेलौं, नहि तँ सभ असगरे-असगर गेलौं। ऐठाम हम काली भाइक (कालीकान्त झा, आई.पी.एस.क) चर्च नहि करै छी जे अपना ऐठामसँ स्कूल पहुँचैमे पनरह मिनट समय लागत, तैबीच केकरोसँ गप-सप्प करब नीक नहि। तेतेकालमे पाँचटा अंगरेजी वर्ड तरहत्थीपर लिखि लेलौं आ स्कूल पहुँचैत-पहुँचैत पाँचोकेँ चाटि गेलौं आ घुमती बेर फेर ओहिना केलौं, तखन ने आइ.पी.एस. हएब। मुदा जँ भरि जीवन अपने ले करब तखन सामाजिक प्राणी केना भेलौं? तखन पशुसँ मनुक्खमे संक्रमण की भेल? जीवन-मरणमे तँ समाजे बरियाती पुरैए।

एक गौंआँ रहितो सवुरलाल आ मोतीलालक बीच ओहने सम्बन्ध रहलैन जेहेन आन-आनकेँ रहैए। अखन हम ओइ हाइ स्कूलक चर्च नहि करै छी जैठाम केतौ नीक विद्यार्थीकेँ आगूमे बैसैक स्थान देल जाइए तँ केतौ जातीय आधारपर आगू-पाछू बैसाएले जाइए। खाएर जे कएल जाइए से कएल जाइए, ओ करनिहारक बेवहार भेल दोसरकेँ आकि सवुरेलाल आकि मोतीएलालकेँ तइ सभसँ कोन मतलब छेलैन। मतलब एतबे छेलैन

जे माए-बाप हाइ स्कूल पढ़ैले पठबै छैथ, पढ़बे ने अपन काज भेल। जेकर फल परीक्षाक रिजल्टसँ होइए। तैठाम मोबाइलेसँ पढ़ि लेब सम्भव अछि? हे विषय पढ़ि लेब, मुदा मनुक्खक जीवन केना पढ़ि हएत? ओ तँ भेटत एक-दोसराक जीवनक बेवहारिक सम्बन्धमे।

जीवन ओहन सघन वन जकाँ अछि जे एक्को डेग आगू देखब असम्भव, तैठाम अपन जीवन बना कर्तापुरुष बनब बाल-बोधक खेल नहि ने छी।

सेकेण्ड डिवीजनसँ पास केलाक पछाइत दुनू गोरे, माने सवुरोलाल आ मोतियोल, सात किलोमीटर कौलेज दूर रहने, साइकिल कीनलैन। दुनू गोरेक बीच जीवनक संगपनामे बढ़ोत्तरी भेलैन। अपनो आँखि-पाँखि दुनू गोरे ओहिना झाड़लैन जेना भोर होइत चिड़ै-चुनमुनी झाड़ैए। आँख-पाँखि ई झाड़लैन जे गाममे पहिल-पहिल अपने दुनू गोरे छी जे कौलेजक आँखि देखलौं। ई दीगर जे अपने सभक भागे पौरुकाँ कौलेज खुजल, नहि तँ ओहिना रहितौं जहिना मिडिल-पास केलाक पछाइत झूठन काका मुंशीयागिरी करै छैथ आ फूसन काका गामक धिया-पुताकेँ ट्यूशन पढ़बै छैथ। हाथमे करबीरक छड़ी तँ अपनासँ डेढ़िया रखै छैथ मुदा हुट्ठा अपनो ने पढ़ल होइ छैन। जँ पढ़ियो लेता तँ हुट्ठाक माने थोड़े बुझता जे हुट्ठाक उपयोग केतए होइए। खाएर जे छी, गाम-गाम छी, समुद्र छी। समुद्रक माने ई नहि बुझब जे हम प्रशान्त महासागर कि लाल सागरक आकि कारी सागरक चर्च करै छी। ..चर्च एतबे करै छी जे जैठाम कट्ठा भरिक पोखैरमे हजारो माछो आ हजारो आनो-आन जीव-जन्तु अपन-अपन बास स्थलबना बास करैए माने जीवनो जीबैए, तैठाम मनुक्ख तँ मनुक्ख छिआ जे अपन बुधिक बखारी आ विवेकक सखारी सजौनहि छैथ।

